http://www.videha.co.in   मानुषीमिह संस्कृताम्

# 'विदेह' ३६ म अंक १५ जून २००९ (वर्ष २ मास १८ अंक ३६)

 

वि दे ह *विदेह Videha* বিদেহ *http://www.videha.co.in* *विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly e Magazine* विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका *नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू।* Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA. Read in your own scriptRoman(Eng)Gujarati Bangla Oriya Gurmukhi Telugu Tamil Kannada Malayalam Hindi

*एहि अंकमे अछि:-*

## १. संपादकीय संदेश

## २. गद्य

२.१. चेतना समिति ओ नाट्यमंच(दोसर भाग)  प्रेमशंकर सिंह



२.२. कथा-सुभाषचन्द्र यादव-**बात**

http://www.videha.co.in   मानुषीमिह संस्कृताम्

३.२.गीत-अशोक चौधरी

३.३.बुढ़वा-उपेन्द्र भगत नागवंशी

३.४.विनीत ठाकुर: उठू मैथिल भेलै भोर

३.५. सतीश चन्द्र झा-**चानक प्रेम**

३.६. डा. सुरेन्द्र लाभ-इतिहास

३.७.सम्बन्धक नव सूत्रक खोजिमे-  सरस्वती चौधरी 'रचना'

३.८. ज्योति-जीवन सोपान



४. मिथिला कला-संगीत- तूलिकाक चित्रकला

५. बालानां कृते-१.देवांशु वत्सक मैथिली चित्र-श्रृंखला (कॉमिक्स); आ २. मध्य-प्रदेश यात्रा आ देवीजी- ज्योति झा चौधरी ३.

३.स्वास्तिका-कक्षा २

६. भाषापाक रचना-लेखन - पञ्जी डाटाबेस (आगाँ), [मानक मैथिली], [विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.]

7. VIDEHA FOR NON RESIDENT MAITHILS (Festivals of Mithila date-list)

7.1.THE COMET- English translation of Gajendra Thakur's Maithili NovelSahasrabadhani translated by Jyoti.

http://www.videha.co.in   मानुषीमिह संस्कृताम्

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे

Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह आर.एस.एस.फीड।

"विदेह" ई-पत्रिका ई-पत्रसँ प्राप्त करू।

अपन मित्रकेँ विदेहक विषयमे सूचित करू।

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

 ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मेhttp://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी।

## १. संपादकीय

श्री ताराकान्त झाकेँ २००८ केर साहित्य अकादेमी मैथिली अनुवाद पुरस्कार "संरचनावाद उत्तर-संरचनावाद एवं प्राच्य काव्यशास्त्र"-गोपीचन्द नारंग, उर्दूसँ मैथिली अनुवादपर प्रदान कएल गेल छन्हि।

श्री ताराकान्त झा पत्रकारितासँ जुड़ल छथि। पत्र-पत्रिकामे निबन्धक अतिरिक्त बंगलासँ हिन्दी आ बंग्लासँ मैथिलीमे एकाधिक पोथी प्रकाशित भेल छन्हि।

श्री ताराकान्त झा संप्रति मैथिली दैनिक "मिथिला समाद"क सम्पादक छथि।

साहित्य अकादेमी मैथिली अनुवाद पुरस्कार

१९९२- शैलेन्द्र मोहन झा (शरतचन्द्र व्यक्ति आ कलाकार-सुबोधचन्द्र सेन, अंग्रेजी)

१९९३- गोविन्द झा (नेपाली साहित्यक इतिहास- कुमार प्रधान, अंग्रेजी)

१९९४- रामदेव झा (सगाइ- राजिन्दर सिंह बेदी, उर्दू)

१९९५- सुरेन्द्र झा "सुमन" (रवीन्द्र नाटकावली- रवीन्द्रनाथ टैगोर, बांग्ला)

१९९६- फजलुर रहमान हासमी (अबुलकलाम आजाद- अब्दुलकवी देसनवी, उर्दू)

१९९७- नवीन चौधरी (माटि मंगल- शिवराम कारंत, कन्नड़)

१९९८- चन्द्रनाथ मिश्र "अमर" (परशुरामक बीछल बेरायल कथा- राजशेखर बसु,बांग्ला)

१९९९- मुरारी मधुसूदन ठाकुर (आरोग्य निकेतन- ताराशंकर बंदोपाध्याय, बांग्ला)

२०००- डॉ. अमरेश पाठक, (तमस- भीष्म साहनी, हिन्दी)

२००१- सुरेश्वर झा (अन्तरिक्षमे विस्फोट- जयन्त विष्णु नार्लीकर, मराठी)

२००२- डॉ. प्रबोध नारायण सिंह (पतझड़क स्वर- कुर्तुल ऐन हैदर, उर्दू)

२००३- उपेन्द दोषी (कथा कहिनी- मनोज दास, उड़िया)

२००४- डॉ. प्रफुल्ल कुमार सिंह "मौन" (प्रेमचन्द की कहानी-प्रेमचन्द, हिन्दी)

२००५- डॉ. योगानन्द झा (बिहारक लोककथा- पी.सी.राय चौधरी, अंग्रेजी)

२००६- राजनन्द झा (कालबेला- समरेश मजुमदार, बांग्ला)

२००७- अनन्त बिहारी लाल दास "इन्दु" (युद्ध आ योद्धा-अगम सिंह गिरि, नेपाली)

२००८- ताराकान्त झा (संरचनावाद उत्तर-संरचनावाद एवं प्राच्य काव्यशास्त्र-गोपीचन्द नारंग, उर्दू)

संगहि "विदेह" केँ एखन धरि (१ जनवरी २००८ सँ १३ जून २००९) ८० देशक ८२२ ठामसँ २३,६६१ गोटे द्वारा विभिन्न आइ.एस.पी.सँ १,७९,९५४ बेर देखल गेल अछि (गूगल एनेलेटिक्स डाटा)- धन्यवाद पाठकगण।

अपनेक रचना आ प्रतिक्रियाक प्रतीक्षामे।

गजेन्द्र ठाकुर

नई दिल्ली। फोन-09911382078
ggajendra@videha.co.in
ggajendra@yahoo.co.in

२. गद्य

२.१. चेतना समिति ओ नाट्यमंच(दोसर भाग) प्रेमशंकर सिंह

२.२. कथा-सुभाषचन्द्र यादव-**बात**

२.३. प्रत्यावर्तन - छठम खेप-कुसुम ठाकुर

२.४ गजेन्द्र ठाकुरक कुरुक्षेत्रम् अन्तर्मनक पर डॉ. उदय नारायण सिंह "नचिकेता"

२.५ राजमोहन झासँ गजेन्द्र ठाकुरक साक्षात्कार

२.६. कथा-ओ तऽ बताह अछि  *कुमार मनोज कश्यप*

२.७.अमरनाथ झा-१.हाँ ई तँ कहियो नहि देखने रही २.विष्णु प्रभाकर जी सादगीक प्रतिमूर्ति छलाह। ३. पूर्वजक जन्मभूमिकँ शत-शत प्रणाम ४. पंकज जी

२.८.फील्ड-वर्कपर आधारित खिस्सा सीत-बसंत



डॉ. प्रेमशंकर सिंह (१९४२- ) ग्राम+पोस्ट- जोगियारा, थाना- जाले, जिला- दरभंगा। 24 ऋचायन, राधारानी सिन्हा रोड, भागलपुर-812001(बिहार)। मैथिलीक वरिष्ठ सृजनशील, मननशील आऽ अध्ययनशील प्रतिभाक धनी साहित्य-चिन्तक, दिशा-बोधक, समालोचक, नाटक ओ रंगमंचक निष्णात गवेषक,मैथिली गद्यकेँ नव-स्वरूप देनिहार, कुशल अनुवादक, प्रवीण सम्पादक, मैथिली, हिन्दी, संस्कृत साहित्यक प्रखर विद्वान् तथा बाङला एवं अंग्रेजी साहित्यक अध्ययन-अन्वेषणमे निरत प्रोफेसर डॉ. प्रेमशंकर सिंह ( २० जनवरी १९४२ )क विलक्षण लेखनीसँ एकपर एक अक्षय कृति भेल अछि निःसृत। हिनक बहुमूल्य गवेषणात्मक, मौलिक, अनूदित आऽ सम्पादित कृति रहल अछि अविरल चर्चित-अर्चित। ओऽ अदम्य उत्साह, धैर्य, लगन आऽ संघर्ष कऽ तन्मयताक संग मैथिलीक बहुमूल्य धरोरादिक अन्वेषण कऽ देलनि पुस्तकाकार रूप। हिनक अन्वेषण पूर्ण ग्रन्थ आऽ प्रबन्धकार आलेखादि व्यापक, चिन्तन, मनन, मैथिल संस्कृतिक आऽ परम्पराक थिक धरोहर। हिनक सृजनशीलतासँ अनुप्राणित भऽ चेतना समिति, पटना मिथिला विभूति सम्मान (ताम्र-पत्र) एवं मिथिला-दर्पण,मुम्बई वरिष्ठ लेखक सम्मानसँ कयलक अछि अलंकृत। सम्प्रति चारि दशक धरि भागलपुर विश्वविद्यालयक प्रोफेसर एवं मैथिली विभागाध्यक्षक गरिमापूर्ण पदसँ अवकाशोपरान्त अनवरत मैथिली विभागाध्यक्षक गरिमापूर्ण पदसँ अवकाशोपरान्त अनवरत मैथिली साहित्यक भण्डारकेँ अभिवर्द्धित करबाक दिशामे संलग्न छथि,स्वतन्त्र सारस्वत-साधनामे।

कृति-

मौलिक मैथिली: १.मैथिली नाटक ओ रंगमंच,मैथिली अकादमी, पटना, १९७८ २.मैथिली नाटक परिचय, मैथिली अकादमी, पटना, १९८१ ३.पुरुषार्थ ओ विद्यापति, ऋचा प्रकाशन, भागलपुर, १९८६ ४.मिथिलाक विभूति जीवन झा, मैथिली अकादमी, पटना, १९८७५.नाट्यान्वाचय, शेखर प्रकाशन, पटना २००२ ६.आधुनिक मैथिली साहित्यमे हास्य-व्यंग्य, मैथिली अकादमी, पटना, २००४ ७.प्रपाणिका, कर्णगोष्ठी, कोलकाता २००५, ८.ईक्षण, ऋचा प्रकाशन भागलपुर २००८ ९.युगसंधिक प्रतिमान, ऋचा प्रकाशन, भागलपुर २००८ १०.चेतना समिति ओ नाट्यमंच, चेतना समिति, पटना २००८
मौलिक हिन्दी: १.विद्यापति अनुशीलन और मूल्यांकन, प्रथमखण्ड, बिहार हिन्दी ग्रन्थ अकादमी, पटना १९७१ २.विद्यापति अनुशीलन और मूल्यांकन, द्वितीय खण्ड, बिहार हिन्दी ग्रन्थ अकादमी, पटना १९७२, ३.हिन्दी नाटक कोश, नेशनल पब्लिकेशन हाउस, दिल्ली १९७६.
अनुवाद: हिन्दी एवं मैथिली- १.श्रीपादकृष्ण कोल्हटकर, साहित्य अकादमी, नई दिल्ली १९८८, २.अरण्य फसिल, साहित्य अकादेमी, नई दिल्ली २००१ ३.पागल दुनिया, साहित्य अकादेमी, नई दिल्ली २००१, ४.गोविन्ददास, साहित्य अकादेमी, नई दिल्ली २००७ ५.रक्तानल, ऋचा प्रकाशन, भागलपुर २००८.
लिप्यान्तरण-१. अङ्कीयानाट, मनोज प्रकाशन, भागलपुर, १९६७। सम्पादन-

गद्यवल्लरी, महेश प्रकाशन, भागलपुर, १९६६, २. नव एकांकी, महेश प्रकाशन, भागलपुर, १९६७, ३.पत्र-पुष्प, महेश प्रकाशन, भागलपुर, १९७०, ४.पदलतिका,महेश प्रकाशन, भागलपुर, १९८७, ५. अनमिल आखर, कर्णगोष्ठी, कोलकाता, २००० ६.मणिकण, कर्णगोष्ठी, कोलकाता २००३, ७.हुनकासँ भेट भेल छल,कर्णगोष्ठी, कोलकाता २००४, ८. मैथिली लोकगाथाक इतिहास, कर्णगोष्ठी, कोलकाता २००३, ९. भारतीक बिलाड़ि, कर्णगोष्ठी, कोलकाता २००३, १०.चित्रा-विचित्रा, कर्णगोष्ठी, कोलकाता २००३, ११. साहित्यकारक दिन, मिथिला सांस्कृतिक परिषद, कोलकाता, २००७. १२. वुआड़िभक्तितरङ्गिणी, ऋचा प्रकाशन,भागलपुर २००८, १३.मैथिली लोकोक्ति कोश, भारतीय भाषा संस्थान, मैसूर, २००८, १४.रूपा सोना हीरा, कर्णगोष्ठी, कोलकाता, २००८।

पत्रिका सम्पादन- भूमिजा २००२

चेतना समिति ओ नाट्यमंच (दोसर भाग)

विगत शताब्द् क नवम दशक में संचित एकांकी/नाटक: तिथि नाटक नाटककार अमिनीत स्था न अवसर निर्देशक 22 फरवरी1961 पाथेय गुणनाथ झा आइ. एम. ए. हॉल अमरनाथझा जयन्तीत रमेश राज हंस 11 नवम्ब9र 1981 आगिधधाक रहल छै अरविन्दक अक्कू बाल उदद्यान प्रांगण विद्यापति पर्व मादनाथ झा 22 फरवरी चौबहियापर/बुधिबधिया गंगेश गंजन आइ. एम. ए. हॉल अमरनाथझा जयन्ती् विभूति आनन्दब 28 नवम्बौर1982 अन्तिम प्रणाम गोविन्दि झा बाल उद्यान प्रांगण विद्यापति पर्व जावेद अखतर खाँ 28 नवम्बौर 1982 बेचारा भगवान अनुवादक शैलेन्द्र पटनिया बाल उद्यान प्रांगण विद्यापति पर्व कौशलदास दास 28 नवम्बौर 1983 भर्तृहरि अनुवादक शारदानन्द् झा बाल उद्यान प्रांगण विद्यापतिपर्व जावेद अख्त र खाँ 8 नवम्बवर1984 प्रायश्चित छात्रानन्दरसिंह झा बाल उद्यान प्रांगण विद्यापति पर्व विनोद कुमार झा 8 नवम्बवर 1984 नवतुरिया उषाकिरण खाँ बान उद्यान प्रांगण विद्यापति पर्व त्रिलोचन झा 8 नवम्बवर 1984 टूलेट रवीन्द्र नाथ ठाकुर बाल उद्यान प्रागंण विद्यापति पर्व रवीन्द्र नाथ ठाकुर 26 नवम्बथर 1985 रनाकतेदिन? अरविन्दर अक्कू बाल उद्यान प्रांगण अमरनाथ झा जयन्तीब प्रशान्तर कान्त 5 नवम्ब्र 1907 जादूजंगल अनुवादक रोहिणी रमण झा बाल उद्यान प्रांगण विद्यापतिपर्व अरविन्दर रंजनदास 23 नवम्बरर 1988 विद्यापति बैले सरोजा वैद्यनाथ बालउद्यान प्रांगण विद्यापतिपर्व सरोजावैद्यनाथ 23 नवम्बरर 1988 जखते कहल कक्काक हो रवीन्द्र नाथ ठाकुर बालउद्यानक प्रांगण विद्यापतिपर्व मनोज मनु 23 नवम्बार 1988 रूकमिणी हरण गोविन्दह झा बाल उद्यान प्रांगण विद्यापति पर्व कुणाल 18 सितम्बपर 1989 अयाची मिश्र हरिमोहन झा विद्यापति भवन हरिमोहन झा जयन्तीण रोहिणी रमण झा

पाँच पत्र हरिमोहन झा विद्यापति भवन हरिमोहन झा जयन्तीह 13 नवम्बहर 1989 आतंक अरविन्दज अक्कून बाल उद्यानक प्रांगण विद्यापतिपर्व त्रिलोचनझा 2 फरवरी1990 अपनयनाकभोज तन्त्रिनाथ झा विद्यापति भवन ललितनारासणमिश्र जयन्तीच भवनाथ झा 4 मार्च 1990 तितिरदाइ रूपकार विभूति आनन्दझ विद्यापति भवन जयनाथ मिश्र जयन्तीन किशोर कुमार झा 18 सितम्बनर1990 आदर्श कुटुम्ब रूपकार छात्रानन्दण सिंह झा विद्यापतिभवन

हरिमोहनझा जयन्ती् उमाकान्तआ झा 2 नवम्ब्र 1990 राजा सल्हेकस रोहिणी रमणझा मिलरहाइस्कूणल प्रांगण विद्यापतिपर्व प्रशान्ततकान्तज अपन अस्तित्ववक एक दशक पूर्ण कमलाक पश्चा्त् नाट्यमंच द्वारा 26 नवम्बूर 1984 ई. में ई एक नाट्य प्रतियोगिताक आयोजन कमलक जाहि में प्रतिभागी नाट्यसंस्थावहि नाट्याभिनय कमलक। पटनामे प्रादुर्भुत रंगकर्मी सहमागी बनल। भंगिमाक प्रस्तुातिछल प्रायश्चित छात्रानन्दमसिंह झा द्वारा लिखित आ विनोद कुमार झा द्वारा निर्देशन ई नाटक अति प्राचीन कथ्थक संग झा मंचस्थल भेल। सीताक पाताल प्रवेश चिरपरिचित कथानन् कँ नारी-मुक्ति-आन्दो लन चश्साभ सँ देखला पर एहि नाटकक कथानक प्रासंगिक छल अन्यनथागीत गाओत्व् छल। नाटकक सम्वाचद अतयधिक सशक्तप रहलाक कारणेँ रांग शरीर निर्देशकक राम-कथाक स्प।ष्टा अघ्ययन दिस प्रश्नर चिंह् उपस्थित करैछ। एहि नाटक कँ दर्शनीय बनयबाक पाछाँ विशिष्ट चमत्कारिक संवाद-योजना। प्रकाश-परीकल्पँना आ प्रभावोत्पादिक घ्वतनिक माघ्यस से सीताक जताल प्रवेश देखाओज गेल। एकर मंच-सज्जा पटना में अद्यावि मंचित मैथिली नाटक में सर्वोत्कृतष्ट् छल। अरिपनक प्रस्तुीति छल वैद्यनाथ मिश्र यात्रीक उपन्यामस नवतुरिया (1954) कनाट्य रूपान्तपरण कयने छलीह उषाकिरण खाँ जकर निर्देशन कयने रहथि त्रिलोचन झा। मृतपाय समस्याुवला कथ्यउ आ छोट-छोट रेडियो टाइप दृश्य क रहितहुँ निर्देशक अपन प्रतिभाक बलेँ नीक प्रस्तु ति कयने छनहि। अभिनेता लोकति में चुनि-चुनि क'संवाद बजबाक प्रवृति छल। किछु कलाकार क अभिनय अतीब प्रभावशाली छल,किन्तुझ शेष कलाकार पिछडि गेजाह, मंच-सज्जाश नाटकक अनुरूप छल तथा पार्श्व -संगीत तथा प्रकाशव्यछवस्था सामान्यअ छल। नवनिर्मित नाटय-संस्था अभिनव भारतीक प्रस्तुनति छन टूलेट जकर लेखक आ निर्देशक रहथि रवीन्द्र नाथ ठाककुर,निर्देशक कँ कलाकार लोकति पर कोनो नियंत्रण नहि छलनि आ ओ सभ मंच पर क फूलदान सँ अत्यठन्तप हल्लुँक हास्य उत्पतन्नर करबा से सफल भेलहि। एकर प्रस्तुफति ग्रामीण मंच सदृश प्रहसनक श्रेणी में आबि गेल। उपर्युक्तल प्रतियोगिता में भंगिमा कँ प्रथम, अरिपन कँ द्वितीय आ अभिनव भारती कँ तृतीय घोषित क' कए क्रमश: दूहजार एक सह, एकहजार पाँच सम आ एकहजार एकसभक पुरस्का र चेतना समिति प्रदान कयने छल जे नाटक आ रंगमंचक क्षेत्र में एक साहसिक प्रयास कहल जा सकैछ। बिगत शताब्दीरक अन्तिम दशक में मंचित एकांकी/नाटक तिथि नाटक नाटककार अभिनीत स्थामन अवसर निर्देशक 21 नवम्बार 1991 रक्तं अरविन्दक अक्कक्रम मिलर हाइ स्कूदल प्रांगण विद्यापतिपर्व मनोजमनु 10 नवम्बनर 1992 लीडर वनदेवी पुत्र भवनाथ मिलर हाइ स्कूएल प्रांगण विद्यापति पर्व रघुनाथ झा किरण 28 नवम्बनर 1993 ओरिजन काम महेन्द्र मलंगिया मिलर हाई स्कूाल प्रांगण विद्यापति पर्व महेन्द्र मलंगिया 17 नवम्बनर 1994 अथ अद्भुतानन्दे संजय कुन्दलन मिलर हाइ स्कूलि प्रांगण विद्यापति पर्व कुमार शैलेन्द्र4 6 नवम्बवर 1995 एकरा चिनसा विनोद कुमार मिश्र बन्धुर मिलर हाइ स्कूलि प्रांगण विद्यापति पर्व प्रशान्त कान्त 29 नवम्बार 1996 केकर ? अरविन्दा अक्कूर मिलर हाइ स्कूलि प्रांगण विद्यापति पर्व कौशन किशोरदास 27अगस्ति 1997 बारहे हम आ बाहरे हमर नाटक अरविन्द् अक्कूह विद्यापति भवन स्वततंत्रातक स्व र्णजयन्तीद विनीतझा 14 नवम्ब्र 1997 पदुआ कक्का् आण्लात गाम अरविन्दइ अक्कूव भारतीय नृत्यनकला मंदिर विद्यापति पर्व विनीतझा 4 नवम्बवर 1988 गुलाबछडी अरविन्द्

अक्क्रूद मिलर हाइ स्कूसल प्रांगण विद्यापति पर्व विनीत झा 2 फरवरी 1999 गुलाब छडी अरविन्दर अक्क्रू विद्यापति-भ्वकन ललित जयन्तीण विनीतझा 23 नवम्बार 1999 अग्निपथक सामा कुमारशैलेन्द्रद कृष्णस में मोरियल हॉल विद्यापतिपर्व किशोरकुमारझा 11 नवम्बिर 2000 सेहन्तार रोहिणीरमण झा भारत स्का्उट एण्डिगाइड प्रांगण विद्यापतिपर्व-रघुनाथझा किरण नाटक ओ रंगमंचक प्रगतिक प्रारूप भेरैछ बिगत शताब्दीरक अन्तिम दशक में प्रदर्शित नाटकादि में। यद्यपि एहि दशाब्दै में मात्र बारह नाटकक प्रस्तु ति भेल। भारतीय स्वकतन्त्राक पचास वर्ष पूर्ण भेला पर विहार सरकारक कला संस्कृतति एवं युवाभ विभाग 15 अगस्तक सँ 1 सितम्बार 1977 धरि विद्यापति भवन में नाट्य समारोह क आयोजन कयलक जाहि से चेतना समितिक नाट्य मंच कँ प्रतिभागीक रूप में आमंत्रित कयलक जाहि ई प्रतिभागी भ' मैथिली नाटकक प्रस्तु ति कयलक वाहरे हम आ वाहरे हमर नाटका एहि सँ प्रमाणित होइछ जे सरकारी स्तार पर सेहो चेतनाक नाट्य मंचक स्वीककृति प्राप्तह अछि। आधुनिक समाज में ब्योप्त विभिन्न समस्यासदिक परिप्रेक्ष्स में नाटक कार लोकति कथानक संयोजन कयलनि जकरा जनमानसक हृदय कँ स्पकर्श कयलक। एकैसम शताब्दी् क प्रथम दशक में मंचिंत नाटक: 30 नवम्बरर 2001 नवघर उठे कमल मोहल चुन्नू भारत स्काउिट एण्ड गाइड प्रांगण विद्यापति पर्व रघुनाथ झा किरण 19 नवम्बार 2002 शपथग्रहण कुमार गगन भारत स्काहउट एण्डर गाइड प्रांगण विद्यापतिपर्व किशोरकुमार झा 8नवम्बपर 2003 राज्याथभिषेक अरविन्दा अक्क्रूत भारत स्काडउट एण्डि गाइड प्रांगण विद्यापति पर्व उमाकान्त झा 26 नवम्बिर 2004 छूतहा छैल महेन्द्र मलंगिया भारत स्कासउट एण्डए गाइड प्रांगण विद्यापति पर्व किशोर कुमार झा 15 नवम्बार 2005 जय जय जनता जर्नादन कुमार गगन विद्यापति भवन विद्यापति पर्व कुमार गगन 2 नवम्बवर 2006 नदी गुगिआयलजाय मनोज मनु कॉपरेटिभफेडरेशन प्रांगण विद्यापतिपर्व मनोजमनु 24 नवम्बनर2007 अलख निरंजन अरविन्दु अक्क्रूर कॉपरेटिभफेडरेशन प्रांगण विद्यापति पर्व कौशल किशोरदास वर्तमान शताब्दी में अद्यापि सात नाटकक मंचन भेल अछि जाहि में सभक प्रस्तूुति दिनप्रतिदिन प्रगतिक पथ पर अग्रसर अछि। प्रत्येमक नाटक अपन कश्यकक नवीनता सँ अनुप्राणित अछि सथा ओकर प्रस्तुुति में शनै: शनै: विकास भ' रहल अछि जकर सपरिणाम भेलैक जे अलख निरंजनक प्रस्तुतति एतेक आकर्षक आ कथानकक नवीनता आ समसामियक रहबाक कारणँ जनमानसक हृदय कँ स्प्रशकश्लर का एहि प्रस्तुसतिक सफलता सँ अनुप्राणित भ' समितिक पदाधिकारी नोति प्रतिभागी कलाकार लोकति कँ पुरस्कृँत करबाक निर्णय कयलका ई आयोजन 14 दिसम्बार 2007 कँ विद्यापति भवन में आयोजित कयल गेल छल तथा नाटक ओ रंगमंचक लव्धतप्रति विद्वान प्रोफेसर प्रेमशंकर सिंह द्वारा प्रतिभागी कलाकार लोकति कँ नगदराशि एवं प्रमाण पत्र सँ सम्माशनित कमल गेलनि जे हुनका सभक मनोबल कँ बढयबाक दिशा में अंहभूमिकाक निर्वाह कयलक आ भविष्स क हेतु पाथेय सिद्ध हैदत। प्रकाशन: रंगमंचक क्षेत्र से चेतना समितिक नाट्यमंच प्रभाग एक प्रतिमान प्रस्तुअत कयलक जे अद्यपि कुलमिलाक' सनतावन एकांकी/नाटक अपन तस्वारवधान में मंचित करौलक अछि जे उपर्युक्तस विवरण सँ स्पंष्टन अछि। नाट्य मंचक तत्वामवधान में जतेक नाटक अद्यपि मंचित भेज अछि तकर सूची वृहतर अछि जकरा देखला सँ अनुमान कयल जा सकैछ जे समिति नाट्य

प्रेमीक समक्ष एक कीर्तिमान स्थासपित करबामें पुर्ण सफल भेल अछि। समिति कई प्रभाग द्वारा नवोदित नाट्यकारक नाट्य-कृति कँ प्रकाशित कयलक अछि यथा दिगम्ब्र झा क टूटैत लोक (1974), सुधांशु शेखर चौधरी क भफाइत चाहक जिनगी (1975) एवं दहैत देवाल/लेटाइत ऑंचर (1976),महेन्द्र मलंगिया क ओकरा आङब्र(क बारह मासा (1980), अरविन्द अक्कूधक आगिधधकि रहल छै (1981), एनाकते दिन ? (1985), अन्हाकर जंगल (1987),आतंक (1994), केककर ? (1986), बाह रे हम बाह रे हमर नाटक (1998), पटुआ कक्कार अएला गाम (1994), केककर ? (1986), बाह रे हम वाह रे हमर नाटक (1998), पटुआ कक्काम अएला गाम (1998), गुलाब छडी (1982) गोविन्दा झाक अन्तिम प्रणाम (1982) एवं रूक्मिणी हरण (1989), रोहिणी रमण झाक अन्तिम गहना (1929) एवं राजा सलहेस (1990), विभूति आनन्द, का तितिर दाइ (1994) वनदेवी पुत्र भवनाथ क लीडर (1994), कुमार शैलेन्द्रा क अग्नि पथक सामा (2000),कमल मोहन चुन्नूक नव घर उठे (2001), कुमार गगनक शपथग्रहण (2003) एवं विनोद कुमार मिश्रक एकटा चिनमा (2006) आदि। चेतनाक नाट्यमंच पर निम्न)स्थर एकांकी/नाटक क मंच पर तँ अवश्यन मंचित भेल, किन्तु ओ पुस्त्काकार रूप में पाठक क समक्ष नहि आबि सकल अछि तकर एकमात्र कारण आर्थिक दवाब समितिक समक्ष रहलवा अन्यांन्य् भाषा सँ अनूदित वा उपन्याकस कॅ रूपान्तदरित क' कए मंच स्थन कयल गेल हो सथा सीताराम झा श्यामक एकदिन एक राति, जनार्दन रायक एकटा अन्त र्याया एवं इन्टलरव्यू़, रवीन्द्र नाथ ठाकुरक रिहर्सल. टूलेट, एवं जखने कहल कक्काक हो, दमनकान्तल झा क ओझा जी, सच्चिदानन्दए चौधरी हॉस्टतलक गेस्टख, उषाकिरण खाँ क चानोदाइ एवं नवतुरिया, शैलेन्द्रच पटनियाँँ क बेचारा भगवान, शारदा नन्दह झा क भर्तृहरि, रोहिणी रमण झा क जादू जंगल एवं सेहन्ताच,छात्रानन्दि्संह झढा क आदर्श कुटुम्ब्, संजय कुन्द नक अथ अद्धुदानन्द्, कुमार गगनक जयजय जनार्दन, महेन्द्र मलंगियाक छूतह। छैल, मनोज मनुक नदी गोंगिआयल जाय एवं अखिनन्दन अक्कूनक अलख निरंजन आदि। समिति द्वारा मंख्थ्अक किछु नाटक एहनो उपलब्धय भ' रहल अछि जकर प्रकाशन में निरर्थक विलम्बा देखि नाटक कार ओकरा अन्या न्यउ संस्थाधदि सँ प्रकाशित करयबाक सयत्नथ प्रयास कयलनि यथा सुधांशु शेखर चौधरी क पहिल साँझ (मैथ्रिली अकादमी. पटना 1989) अरविन्दस अक्कूर क रक्त् (शेखर प्रकाशन, पटना 1992) महेन्द्र मलंगिया क ओरिजन काम (ललित प्रकाशन, मलंगिया 2000) एवं छात्रानन्दँ सिंह झा क प्रायश्चित/सुनूजानकी (शेखर प्रकाशन, पटना 2007) आदि। चेतनाक नाट्य प्रभाग नाट्यमंच द्वारा प्रस्तुरति एतेक बेसी लोक प्रियता अर्जित कयलक, जनमानस कँ आकर्षित कयलक जे नाटक से भाग लेनिहार अभिनेता कर अभिनेत्री कँ पुरस्कृकत करबाक घोषणा नाट्यप्रेमी जनमानस द्वारा भेल जाहि सँ नाट्ययोजना से प्रतिभागी कलाकार लोकति कँ प्रोत्सारहन भेरब प्रारम्भज भेलनि तथा ओ सभ अत्यभन्त मनोसोग पूर्वक एहि में प्रतिभागी बनब प्रारम्भ कयलनि। एहि प्रकरक दू पारितोषिक चेतनाक मंच सँ घोषित भेल जकर आर्थिक भार ओवहन कयलनि जनिक स्मृ।ति में एकर स्थांपना कयलनि। शैलवाला मिश्र स्मृपति पारितोषिक: मधुमती जिलाक चानपुरा ग्रास निवासी साइन्सव कॉलेज पटनाक प्राक्तमन प्रधानाचार्य एवं विश्वीविद्यालय सेवा आयोग क प्राक्तनत अघ्यक्ष सूर्यकान्ता मिश्र अपन दिवंगता धर्मपत्नीलक स्मृवति में हुनक सांस्केृतिक नाट्य प्रभाग नाट्य मंच द्वारा आयोजित विद्यापति स्मृति पर्वोत्सृव पर अभिनीत नाटकक अभिनय

में सर्वोतम अभिनय क लेल शैलवाला स्मृमति परितोषिकक घोषणा कयलनि। एहि निमित 1984 वर्षक लेल एक सय एक एवं भविष्यृक हेतु एक हजार एक टाका फिक्सह डिपो जिट में रखबाक हेतु समिति समर्पित कयलनि। तदनुसार चेतना समिति क नाट्य प्रभाग नाट्यमंच द्वारा शैलवाला स्मृपति पारितोषिक योजना प्रारम्भय कयलक जकरा अन्तार्गत निम्निमस्थआ सर्वोतम कलाकारकेँ सर्वोतम अभिनयक हेतु प्रस्तु त कयल गेल अछि, यथा वर्ष नाटक नाटककार पुरस्कृपत कलाकार 1984 नवतुरिया नाटयरूपकार उषाकिरण खाँ हेमचन्द्रे लाभ 1985 एनाकते दिन? अरविन्दि अक्कूच त्रिलोचन झा 1986 अन्होर जंगल अरविन्दख अक्कू अशोक चौधरी 1987 जादू जंगल रोहिणी रमण झा प्रशान्त कान्त 1988 रूकमिणी हरण गोविन्दि झा प्रेमलता मिश्र प्रे 1990 राजा सलहेस रोहिणी रमण झा सुनील कुमार झा 1991 रक्त अरविन्दर अक्कू शारदा सिंह 1992 लीडर वनदेवी पुत्र भवनाथ शरारदा सिंह 1993 ओरिजनलकाम महेन्द्र मलंगिया सुभद्रा कुमारी

1994 अथ अद्भुदानन्दव संजय कुन्देन लक्ष्मीनारायण मिश्र 1995 एकटा चिनमा विनोद कुमार मिश्र शारदा सिंह 1996 के केकर ? अरविन्दु अक्कूद रघुवीर मोची 1997 पठुआ कक्का अएलागाम अरविन्दद अक्कूव अनीता मन्नूश 1998 गुलाबछडी अरविन्दअ अक्कूि अनीता मन्नूम 1999 अगिनपथक सामा कुमार शैलेन्द्रि रश्मि 2000 सेहन्ताप रोहिणी रमण झा रश्मि 2001 नवघर उठे कमल मोहन चुन्नूर कुमार गगन 2002 शपथ ग्रहण कुमार गगन मिथिलेश कुमार मिश्र 2003 राज्यारभिषेक अरविन्द अक्कूग कुमार गगन 2004 छूतहाछैल महेन्द्र मलंगिया रामश्रेष्ठम पासवान 2005 जय जय जनता जनार्दन कुमार गगन उमाकान्तर झा 2006 नदी गोर्गिंआयल जाय मनोजमनु रामश्रेष्ठे पासवान 2007 अखख निरंजन अरविन्दज अक्कूष रामश्रेष्ठझ पासवान कामेश्वेरी देवी पुरस्कामर: मिथिलाक सर्वांगीन विकासर्श अपन जीवनक आहूति देनिहार मिथिलाक वरदपुत्र ललित नारायण मिश्र क धर्मपत्नीअ कामेश्व री देवीक निधनोपरान्तल हुनक स्मृशति में हुनक ज्येयष्ठ पुत्र विजयकुमार मिश्र चेतना समितिक वर्तमान अघ्यनक्ष एवं हुनक परिवार क सहयोग सँ नाट्यभिनय में प्रतिभागी कलाकार केँ विद्यापति स्मृति पर्वोत्से व पर अभिनीत नाटकक लेल सर्वश्रेष्ठभ अभिनयक लेल पुरस्कृरत करबाक परम्पषराक शुभारम्भ भेल एकैसम शताब्दीसक प्रथम दशक में। 2002 शपथ ग्रहण कुमार गगन आरती 2003 राजयभिषेक अरविन्दग अक्कू गुडिया 2004 छूतहा छेल महेन्द्र मलंगिया गुडिया 2005 जय जय जनताजलार्दन कुमार गगन स्वाती सिंह 2006 नदी गुगुआएल जाय मनोज मनु सपनाकुमारी 2007 अलचानिरंजन अरविन्दा अक्कूा विजय लक्ष्मी मैथिली रंगमंच केँ व्यावस्थित स्वुरूप प्रदान करबा में चेतना समिति क मालनस पुत्र नाट्यमंच प्रभाग वर्तमान परिप्रेक्ष्यस में मिलक पाथर बनिगेल अछि जे जाहि दिशा से एकर प्रयास प्रारम्भत भेलैक आ ओकरा मूर्तरूप प्रदान करैत गेल तकर श्रेय आ प्रेय एकर समर्पित कलाकार लोति केँ छनि। समिति क ई प्रयास कतेक सार्थक भेलैक जे नाट्य मंचक स्थाकपनोपरान्त। नव-नव तकनिक सँ संयुक्तन कथ्थक नवीनतासॅा संयुक्तय एक सँ एक कलाकार केँ मंच पर आनि हुन्तका अपन यथार्थ प्रतिभाक

प्रदर्शनार्थ स्वसर्णिम अवसर प्रदान कयल। चेतना द्वारा नाटक ओ रंगमंच क विकास यात्राक मार्ग कें प्रशस्ता करबाक हेतु जे अभियान चलौलक ओ साहि त्येंतिहास से स्र्णाक्षर में अंकित होयबाक योग्य थिक। एकरा इहो श्रेय आ प्रेय छैक जे एकर समिर्पित कलाकार लोकति अपन अभिनय कौशलक प्रदर्शनार्थ समितिक नाट्यमंच सँ अनुप्राणित भ' कतिपय नव-नव नाट्य-संस्थादि स्थामपित भेलैक अरिवन (1982), भंगिमा (1984), कलासमिति, आडव्रल, भाव तरंग, अभिनव भारती आदि-आदि रंगकर्मी संस्थाअदिक जन्ममक मूल से चेतना समितिक नाट्य मंच प्रभाग अछि। चेतना क नाट्यमंचक नियमित प्रदशनिक फलस्वंरूप जनमानस कें नाटक देखबाक लुतुक पडि गेलैक अछि जाहि सँ दर्शकक संख्याव में अपार वृद्धि भेलैक ताहि में सन्देपह नहि। मैथिली रंगमंचीय गतिविधिक ब्यौ रा अछि जे रंग कर्मक क्षेत्र से चेतनाक नाट्यमंच प्रभाग क अवदान सँ हमरा परिचय करबैत अछि जे इति हासक दृष्टिऍं उल्लेमखनीय अध्यासय थिक। एहि में सन्देगह नहि जे मैथिली रंगजगत कें चेतनाक देनक चर्चा-अर्थ रंगमंचक इतिहास में सतत स्मिरणीय रहत, कारण एकरा स्थोयित्वक प्रदान करबाक दिशा में ई एहन ठोस कार्य कयलक अछि एकर नाट्य प्रभाग आ करैत आबि रहल अछि आ आशा कयल जाइत अछि जे भविष्यर में से हो उज्जआवल आ कर्मरत हैत से विश्वा स अछि। वस्‍तुत: चेतना समिति नाटक ओ रंगमंचक माघ्यआम में मिथिलाक सांस्कृयतिक, साहित्यिक आ कलाक प्रचार-प्रसारक सुकार्य करैत आबि रहस अछि। समिति रंगमंचक माघ्य् में सांस्कृ तिक आ साहित्यिक आन्दोलन चलौलक ले जन चेतना जगयबा में सहायक सिद्ध भेल। एकर प्रयासक फलस्वतरूप नाट्य-लेखन आ मंचनक विकासक दिशा में लोकक प्रतिवद्धता बढलैक। निजी निर्देशक, निजी तकनिशियन आ विशुद्ध मैथिल अभिनेता-अभिनेत्रीक सहयोग सँ नाट्य-प्रस्तुीति करबा में निजी व्यअक्तित्वय निर्माण कयलक अबि संगहि अपन प्रदर्शन सँ राष्ट्रीय स्ततरक कतिपय कलाकार बनलहि। समितिक सत्प्रियासक फलस्वषरूप नवनाटक, नव-शैली आ नव-कश्ययक जन्मा द' कए नव जागरण क शंखनाद कयलक अछि। एकरासँ प्रेरित भ' नव-नव संस्थौदिक उदय आविकास रंगमंच कें निस्सअन्देरह स्मृ द्धि कयलक अछि। एकरा ई श्रेय आ प्रेय छैक जे नाट्यान्दोमलन में तीव्रता अनलक आ रंगमंच कें स्थाीयीतत्वय प्रदान करबाक निमित अत्याधिक क्रियाशील अछि।

कथा-

बात

सुभाषचन्द्र यादव-



चित्र श्री सुभाषचन्द्र यादव छायाकार: श्री साकेतानन्द

सुभाष चन्द्र यादव, कथाकार, समीक्षक एवं अनुवादक, जन्म ०५ मार्च १९४८, मातृक दीवानगंज, सुपौलमे। पैतृक स्थान: बलबा-मेनाही, सुपौल। आरम्भिक शिक्षा दीवानगंज एवं सुपौलमे। पटना कॉलेज, पटनासँ बी.ए.। जवाहरलाल नेहरू विश्वविद्यालय, नई दिल्लीसँ हिन्दीमे एम.ए. तथा पी.एह.डी.। १९८२ सँ अध्यापन। सम्प्रति: अध्यक्ष, स्नातकोत्तर हिन्दी विभाग, भूपेन्द्र नारायण मंडल विश्वविद्यालय, पश्चिमी परिसर, सहरसा, बिहार। मैथिली, हिन्दी, बंगला, संस्कृत, उर्दू, अंग्रेजी, स्पेनिश एवं फ्रेंच भाषाक ज्ञान।
प्रकाशन: घरदेखिया (मैथिली कथा-संग्रह), मैथिली अकादमी, पटना, १९८३, हाली (अंग्रेजीसँ मैथिली अनुवाद), साहित्य अकादमी, नई दिल्ली, १९८८, बीछल कथा (हरिमोहन झाक कथाक चयन एवं भूमिका), साहित्य अकादमी, नई दिल्ली, १९९९, बिहाड़ि आउ (बंगला सँ मैथिली अनुवाद), किसुन संकल्प लोक, सुपौल, १९९५, भारत-विभाजन और हिन्दी उपन्यास (हिन्दी आलोचना), बिहार राष्ट्रभाषा परिषद्, पटना, २००१, राजकमल चौधरी का सफर (हिन्दी जीवनी) सारांश प्रकाशन, नई दिल्ली, २००१, मैथिलीमे करीब सत्तरि टा कथा, तीस टा समीक्षा आ हिन्दी, बंगला तथा अंग्रेजी मे अनेक अनुवाद प्रकाशित।
भूतपूर्व सदस्य: साहित्य अकादमी परामर्श मंडल, मैथिली अकादमी कार्य-समिति, बिहार सरकारक सांस्कृतिक नीति-निर्धारण समिति।

बात

हरेक बातक पाछू कोनो ने कोनो खिस्सा होइत छैक ।लेकिन सब बात खिस्सा नहि होइत अछि । जे बात हम कहब से नहि जानि खिस्सा हैत कि नहि, तखन ई गप्प अबस्स जे खिस्सो मे कोनो ने कोनो बाते होइत छैक आ हमहूँ बाते कहब । सुनलाक बाद भऽ सकैत अछि अहाँ कही धुर ईहो कोनो बात भेलै !

अहाँ लेल ई कोनो बात नहि हो, मगर हमरा लेल तऽ बड़ भारी बात भऽ गेल रहय । जँ साँच कही तऽ ओहि बात सँ हम बहुत डेराय गेल रही । बात की रहत । कोनो बात नहि । बिन बातक बात । लेकिन ओ तेहन तूल पकड़ि लेलक जे ओकरा सँ पिंड छोड़ायब मोसकिल भऽ गेल आ हमरा अदंक समाय गेल ।

कहियो काल एना होइत छैक, जे अनचोक्के अहाँ कोनो एहन बात बोलि दैत छी जइमे फँसि जाइ छी । फँसबाक अंदाज जँ पहिनहि सँ रहैत तँ अहाँ ओहन बात किन्नहुँ नहि बजितहुँ । हमरो संग एहिना भेल ।

हम घरसँ खुशी-खुशी तरकारी बेसाहय निकलल छलहुँ । साँझ पड़ैत रहैक । दिनमे बरखा भेला सँ मौसम सोहाओन लगैत रहैक । हम नेयारने रही जे झटपट तरकारी कीनि कऽ घर घूरि जायब । मगर भाग्य देखू; या भाग्य की, परिस्थितिक संजोग कहू । ओहि दिन घर घुरबामे हमरा बड्ड देरी भऽ गेल । देरी जे भेल, से भेल । देरी तऽ कतेको बेर कतेको मामला मे भऽ जाइत अछि । रच्छ रहल जे हम बचि गेलहुँ । नहि तऽ पिटा जइतहुँ या हमर हत्यो भऽ सकैत रहय ।

तऽ भेल ई जे हम साइकिलसँ जाइत रही । सब्जी बजार आबि गेल तऽ साइकिल पर सँ उतरि गेलहुँ । बरखा भेलासँ बजारमे थाले-थाल रहैक । थालमे चप्पल फँसि जाइ । साइकिल सम्हारैत, सम्हरि-सम्हरि पयर रखैत आ लोकबेद सँ बचैत जखन हम नेबोवला लग पहुँचल रही तऽ देखलहुँ जे ओ एकटा आदमीसँ बकझक कऽ रहल अछि ।

नेबोवला चौदह-पन्द्रह सालक गोर आ सुन्दर लड़का छल । ओ बीच सड़क पर ठाढ़ छल । नीचाँ छिट्टामे एक दिस धनिया पत्ताक छोट-छोट मुट्ठी आ दोसर दिस नेबो राखल छलैक । बगलमे आठ-नौ सालक एकटा आर लड़का रहैक जे ओही लड़काक संगी लगैत रहैक आ चुपचाप ठाढ़ रहैक । लड़का जकरा संग बकझक करैत रहैक से चालीस-पचास सालक अधेड़ आदमी छल । ओकर हाथमे फाइल रहैक आ किछु छोट-मोट सामान, जेना नेबो, गमछी इत्यादि ।

लड़का कोन बात लऽ कऽ बकझक कऽ रहल अछि, ताहि पर ध्यान नहि दऽ कऽ हम ओकरा दू-तीन बेर जल्दी-जल्दी टोकलिऐक आ नेबोक भाव पुछलिऐक । लड़का हमरा देखलक, मुदा किछु बाजल नहि । हमरा तखने ओतयसँ चलि देबाक चाही छल । बाजारमे नेबोक कमी नहि रहैक । कतहु लऽ सकैत रही । लेकिन से भेल नहि । हम ओत्तहि ठमकल रहलहुँ । जानि ने किएक। आब सोचैत छी तऽ लगैत आछि आदमीक अन्दर जे जन्मजात जिज्ञासा होइत अछि, भरिसक तकरे कारणे ठमकि गेल होयब । फेर अपन एहि सोचलहा पर संदेह हुअय लगैत अछि । ई कोनो जरूरी नहि जे हम ओतए जिज्ञासावश रूकि गेल होइ । दोसरो कारण भऽ सकैत अछि । कैक बेर एहन होइत छैक जे ककरो वाक् चातुरी, ककरो सुधंगपनी, ककरो सुन्दरतासँ अहाँ बन्हा जाइत छी । साइत हमरो ओहि लड़काक सुन्दरता बान्हि लेने छल । ओकर चेहरा पर परेशानी आ चिन्ताक भाव रहै । भरिसक हम ओतय सहानुभूतिवश बिलमि गेल रही ।

ओहि आदमीकेँ हम गौरसँ देखल आ ओकर गप्प सुनय लगलहुँ ।आदमी ओहि लड़काकेँ कहि रहल छल– तोंही लेने छें ।

- लेलिऐ तऽ कहाँ छै ? छै हमरा लग ?–लड़का बाजल ।

- कतौ राखि देने हेबही ।

- कतय राखबै ? एतय छै कोय हमर?

- नइँ छै तऽ कतय चलि गेलै ? बोल कतय छै ?

- हम लेलिऐ जे कहबह कतय छै ?

- नइँ लेलही तऽ ओतयसँ भागि किऐ एलही ?

- भागबै किऐ ? हम तऽ एतहि रहिऐ ।

बस, इएह ओ क्षण रहै जखन हम बातकेँ लोकि लेने छलहुँ । गप्प तऽ बुझा गेल रहए, मुदा मामला पूरा स्पष्ट नहि भेल । पुछलिऐ भाइसाहेब, बात की छिऐ ?

ओ आदमी बाजल- अरे, ई लड़का अखने दोसर ठाम छल । एकरा सँ हम नेबो किनलिऐ आ जेबी सँ पाइ निकाल ऽ लेल छत्ता नीचा राखि देलिऐ । पाइ दऽ कऽ हम चल गेलिऐ । छत्ता निच्चे रहि गेलै । तुरन्ते मन पड़ल आ घुरलिऐ तऽ देखै छी ई ओतयसँ गायब ।

ओहि आदमीक गप्प सुनि कऽ हम कहलिऐ – ई सभ तऽ एहिना घूमि-घूमि कऽ सामान बेचैत अछि । हम तऽ रोजे देखै छिऐ । अहाँक छत्ता कतहु दोसर ठाम छूटल होयत ।

ओ आदमी हमर गप्प सुनैत रहल आ जहिना हम चुप भेलहुँ, तहिना ओ ओहि लड़का सँ छत्ता मांगब शुरू कऽ देलक । जँ हम चाहितहुँ तऽ एहि लफड़ा सँ तखनहुँ छुट्टी छोड़ा लैतहुँ । की रहै ! ओतय सँ चलि दैतहुँ आ सामान किनैत घर घूरि अबितहुँ । लेकिन हमरो जिद देखू । हम नेबो कीनय चाहैत रही आ ओही लड़कासँ कीनय चाहैत रही । हमरा होइत रहय जे बस आब मामला खतमे होइ बला छैक । मगर ओ आदमी छत्ता मंगैत जा रहल छल आ ओ लड़का अपन दोकनदारी रोकने नासकार करैत जा रहल छल । आदमी लड़का पर दबाव बढ़ेने जाइत रहय । अनाड़ी आ अनुभवहीन हेबाक कारणे लड़काकेँ बुझाइत नहि रहै जे ओ की करय । ओ नचार आ बेबस देखाइत रहय ।

ओहि आदमीक लक्षण हमरा नीक नहि बुझाइत रहय् । ओ नीक लोक नहि बुझाइत रहय । ओहि आदमी मे ने तऽ छत्ता हरेबाक दुख रहैक, ने ओहि लड़का पर तामस । ओकर चेहरा पर चलाकी आ धूर्त्तताक भाव रहैक आ स्वरमे कठोरता रहैक । फेर छत्ता भुइयाँ पर रखबाक ओकर बातो हमरा जँचल नहि रहय । निच्चाँ मे ततेक थाल रहैक जे कोनो चीज रखबाक बात सोचल नहि जा सकैत रहय ।

देर हेबाक कारणे हम खौंझा गेल रही । हमर धैरज टूटि गेल । बमकि उठलहुँ –देखू, एकरा कमजोर बूझि केँ ठकिऔक नहि ।

- हम एकरा ठकै छिऐ ? ओ आदमी विरोध करैत बाजल – अहाँ कोना बुझै छिऐ जे हम एकरा ठकि रहल छिऐ ?

- हम ई नहि कहैत छी जे अहाँ एकरा ठकि रहल छिऐ । लेकिन जँ अहाँ एहन सोचैत होइ तऽ ई ठीक बात नहि अछि । ई सभ सीधा साधा आ गरीब लोक अछि आ एहि सभक धंधा चोरी नहि छैक ।

- आ हमर धंधा ठकपनी अछि ?

- हम कहाँ कहैत छी जे अहाँक धंधा ठकैती अछि ।

- तखन ?

- तखन की ? किछु नहि ।

- तऽ अहाँ बीचमे पड़ैत किएक छी ?

- हम बीचमे किएक पड़ब । हम तऽ एतने कहैत छी जे अहाँ एकरा तंग नहि करियौ ।

- ई अहाँक के होयत ?

- हमर ? हमर के होयत ! कोय ने ।

- तऽ अहाँ किएक नाक घोसियाबै छी ?

- एहि लेल जे हम एतय छी आ ई सब हमरा सोझा भऽ रहल अछि । अहाँ बाहरसँ आबि कऽ एकरा तंग कऽ रहल छिऐक । कतय घर भेल ?

- हम बाहरक छी ? कोना बुझलिऐ हम अनतौका छी ?

- किऐक तऽ अहाँ एतुक्का भाषा नहि बजैत छी ।

- हम एत्तहि रहैत छी ।

- कतऽ ? कोन ठाम ?

- चाँदनी चौक । चलू हमरा संग । देखा दैत छी ।

- देखबाक कोनो बेगरता नहि अछि ।

- नहि-नहि, चलू देखाइए दैत छी ।

- हम देखि कऽ की करब ?

- देखऽ तऽ अहाँकेँ पड़बे करत कहि कऽ ओ हमर साइकिल पकड़ि लेलक । हमरा लागल डेरा लऽ जा कऽ ओ अपन संगी सभसँ पिटबायत आ संगमे जे किछु अछि,छीनि लेत । विरोध कयला पर ओ हमर हत्यो कऽ सकैत अछि । ई सभ सोचि कऽ हम डरि गेलहुँ । मुदा ओ डर क्षणिक छल । लोक जखन संकट मे पड़ि जाइत अछि तऽ ओकर डर भागि जाइत छैक आ ओकरामे साहसक संचार होइत छैक । हमरो हिम्मत आबि गेल । हम कड़कि कऽ कहलिऐक–हमरा कोन गरज अछि घर देखबा के?

- तऽ बीचमे टपकलहुँ किएक ?

- एहि लेल जे तों ओकरा संग अन्याय करैत छलह ।

- न्याय करैत रही कि अन्याय, तों दखल दै बला के ?

- अच्छा ! तों ठकबहक, अपराध करबहक आ लोक चुप रहतैक ?

- ठीक छै । चलह घर देखि लएह । पता चलि जेतह, हम के छी !

- तोहर घर देखै के हमरा समय नहि अछि; ने कोनो बेगरता । साइकिल छोड़ह आ अपन रस्ता धरह ।

- आ हमर छत्ता के देतै ?

- छत्ता हम देबह?

- तब के देतै ? तों रोकलहक किऐ ?

- ठीक छै, रोकलियह । लेकिन पकड़ने तऽ नहि छियह । छत्ता लेने छह, तऽ जा वसूलह गय । दिमाग नहि चाटह ।

फेर पता नहि ओ की सोचलक । साइकिल छोड़ि देलक । कहुना जान छूटल । हम आगू बढ़ि गेलहुँ । हमरा लागल ओ घूरि कऽ लड़का लग जायत । लेकिन आश्चर्य! ओ लड़का लग नहि गेल । कने आगू जा एकटा तरकारी बालासँ जखन हंम मोल-मोलाय करैत रही तऽ देखलहुँ ओ हमरे दिस आबि रहल अछि । हमर जी सन्न सिन रहि गेल । पता नहि आब ओ की करय आबि रहल अछि । हम ओकरा पर नजर टिकेलहुँ । ओहो हमरे ठिकिऔने रहय । हमर मोनमे आशंका आ भय समा गेल । हम चौचंक भेल ओकरा देखलहुँ । ओकर चेहरा पर हमरा कठोरता आ घृणाक भाव देखायल । लागल हमरा जल्दीसँ निकलि जेबाक चाही ।

बजार अबैत काल हम कतेक प्रसन्न रही ! आब घर घुरैत काल खिन्न आ दुखी छी । बात दुख के हो या सुख के, गुजरिए जाइत अछि । आदमी सुखबिसरि जाइत अछि,दुख मोन रहैत छैक । हमहुँ ओहि आदमी

कँ बिसरि नहि पबैत छी । जखन कखनहुँ ओकर मोन पड़ैत अछि तऽ उदास आ खिन्न भऽ जाइत छी आ सोचय लगैत छी, की ओ ठीके ठक रहय ?

## उपन्यास



-कुसुम ठाकुर,सामाजिक कार्यमे (स्त्री-बच्चासँ विशेष) , फोटोग्राफी आ नाटकमे रुचि । अन्तर्जाल पता:-http://sansmaran-kusum.blogspot.com/

### प्रत्यावर्तन - (छठम खेप)

१२

घर मे ततेक लोक जमा भऽ गेल छथि जे दिक्कत तऽ होयते छैक हॉस्पिटल सेहो सब कियो एक सँग नही जा सकैत छी।मोन रहितो सभ दिन गेनाई सम्भव नही भऽ रहल छैक। बाबुजी आ मौसी के बेसी समय हॉस्पिटल मे बीति रहल छैन्ह। हिनका गेलाक बाद सँ हम काका के देखय के लेल नहि गेल छी। आय सोचि लेने रही किछु भऽ जाय हम हॉस्पिटल जेबे करब। बाबुजी के कहि हम हुनके सँग हॉस्पिटल पहुँचलहुँ मुदा काका के देखि मोन बड दुखी भऽ गेल। दिन दिन ओ कमजोर भेल जा रहल छथि आ हुनकर पेट फूलल जा रहल छैन्ह। बाबुजी डॉक्टर सँ भेंट करय के लेल चलि गेलाह,काका लग हम आ मौसी छलहुँ। जहिना बाबुजी गेलाह काका इशारा सँ हमरा अपना दिस बजेलाह। हम हुनके विषय मे सोचि रहल छलहुँ तुंरत लग मे गेलियैन्ह। ओ हाथ देखा हमरा अपना बगल मे बैसय के लेल कहलाह आ हम जहिना बैसलहुँ तुंरत हँसय के प्रयास करैत कहलाह " तोरा बुझल छौक आय काल्हि तोहर मौसी भइया सँ गप्प करय लगलिह"। हम किछु नहि बजलियैन्ह मुदा भीतर सँ हमरा ततेक तकलीफ भेल जे कहु एहेनो लोक होयत छैक जे अपन जीवनक अंत समय छैन्ह आ ओ हमरा आ मौसी दुनु गोटे के चेहरा देखि हँसेबाक प्रयास कऽ रहल छथि। असल

मे बियाहक बाद दादी हमर मौसी केईकहि गप्प नहि करय देलथिन्ह जे लोक भैंसुर सँ गप्प नहि करैत छैक। अपन विवाह सँ पहिने मौसी बाबुजी सँ गप्प तऽ करिते रहथि सारि जे छलथि बाबुजी के। आब एहेन परिस्थिति छलैक जे मौसी के बाबुजी सँ गप्प करला बिना गुजर चलय वाला नहि छलैन्ह।

भोरे सँ कियो मन्दिर गेल छलथि कियो मौनी बाबा लग तऽ कियो तांत्रिक लग घर मे हम आ माँ छी। हमर सबहक एक गोटे परिचित रोटी दऽ गेलथि आ पता चलल जे ओ रोटी पानि मे रहैत छैक आ ओकर पानि देला सँ केहेनो बिमारी कियाक नहि होय ठीक भऽ जाइत रहैक। एकटा कहबी छैक "डूबते को तिनके का सहारा" एकदमईएहि ठाम लागू होयत छैक। माँ ओ हुनका सँ लऽ कऽ भगवान लग राखि देलथि।

तीन चारि दिन सँ सब गोटे परेशान आ चिंतित छलथि मौसी लग किछु कहबाक लेल सब के मना छैन्ह तथापि बुझाइत छैक मौसी के सब किछु बुझल छैन्ह। राति राति भरि ओ नहि सुतय छथिन्ह आ नहि ठीक सँ भोजन करैत छथि। साँझ मे छोटू आ हमरा चारु बहिन के छोरि बाकी सभ गोटे हॉस्पिटल चलि गेलाह। हमरा साहस नहि भेल जे कहितियैन्ह जे हमरो लऽ चलु। करीब नौ बजे राति मे छोटका मामा के छोरि सब आबि गेलथि मुदा हाव भाव बता रहल छलैन्ह जे काका केर स्थिति ठीक नहि छैन्ह। हमरा पुछय के हिम्मत नहि भऽ रहल छल जे हम किनको सँ पुछबैन्ह मुदा भरि राति नींद नहि भेल।

भोर मे उठलहुँ त बाबुजी ओहि सँ पहिनहि हॉस्पिटल जा चुकल रहथि। दादी, मौसी,पीसी, सभ गोटे मन्दिर मोनी बाबा लग गेल छलिह। अचानक देखलियैन्ह छोटका मामा परेशान जल्दी जल्दी आबि रहल छलाह आ आबिते पुछलाह "माँ सब कतऽ छथुन्ह "। हम कहितियैन्ह ताबैत माँ बाहर निकलि अयलीह आ माँ के देखैत तुंरत मौसी आ दादी के विषय मे पुछलाह। माँ जहिना कहलथि जे ओ मन्दिर गेल छथिन,ईसुनतहि मात्र एतबहि कहलाह "आब ओकर कोनो काज नहि छैक हम हुनका सब के लेने आबैत छियैन्ह"आ तुंरत घर सँ चलि गेलाह। माँ

तऽ तुंरत कानय लगलिह मुदा हमरा किछु नहि फुरा रहल छल जे की करी। एतबा तऽ बुझिये गेलहुँ जे काका नहि रहलाह।

काका के दाह संस्कार जमशेदपुर मे भेलाक बाद सब के विचार भेलैंह जे काज गाम पर कयल जाय मुदा भारत बंद रहलाक चलते हम सब साँझ मे गाड़ी सँ निकलि गेलहुँईसोचि जे भोर तक गाम पहुँची जायब। बाबा के किछु नहि बुझल छलैन्ह।

सिमरिया मे अस्थि प्रवाह कऽ हम सब गाम के लेल प्रस्थान कऽ गेलहुँ।

एक तऽ सब दुखी ताहु मे बैसय के से दिक्कत छलैक मुदा जेना तेना हम सबईसोचैत जा रहल छलहुँ जे आब तऽ गाम लग आबि गेल। सब के झपकी तऽ आबिये रहल छलैक। बाबुजी आ छोटका मामा आगू बैसल छलाह। अचानक हमर आँखि खुजल तऽदेखैत छी बाबुजी पूरा खून सँ लथ पथ छथि आ सीट पकरि पाछू एबाक कोशिश कऽरहल छथि। ताबैत नजरि गेल एक बोझा कुसियार(गन्ना ) पूरा के पूरा अगुलका शीशा तोरि भीतर घुसल छलैक। हमरा किछु नहि बुझायल तऽ हम बाबुजी के पकरि कऽअपना दिस खिँचय लगलहुँ । ताबैत छोटका मामा अयलाह ओ अपनहि खून सँ लथ पथ छलाह आ बाबुजी के कोहुना कऽ बाहर निकललाह हम सब सब गोटे गाड़ी सँ बाहर भेलहुँ । बाहर पहुँचि जे देखय मे आयल से वर्णन करय वाला नहि छैक। कुसियार सँ लदल बैल गाड़ी हमर सबहक गाड़ी के मारि देने छलैक। सोनू के माथ मे चोट छलैन्ह आ मामा के हाथ नाक दुनु ठाम सँ खून नजरि आयल। बाबुजी के सड़क कात मे एकटा गाछ तर सुतायल गेलैन्ह। गाड़ी केर ड्राईवर भागि गेल छलैक।

बुझाइत छलैक पूरा के पूरा गाम उठि के आबि गेल छलैक। पुछला पर पता चलल चकिया गाम लग मे छैक। विपत्ति पर विपत्ति हमरा सब पर परल छल मुदा गाम वाला सब मे सँ

कथि लेल एको गोटे मदद करताह उलटा ओ सब सामन लऽ कऽभगबाक प्रयास करय छलाह। ओ तऽ मामा छलाह जे ओहनो स्थिति मे बाबुजी आ हमरा सब के सँग सामान पर सेहो ध्यान देने छलाह। गामक एक आदमी मात्र एतबा मदद केलैथ जे ओ हमरा सब के कहलथि जे आब ट्रेनक के समय भऽ गेल छैक आ पाँच मिनट मे अहि ठाम पहुँचत जओं ट्रेन रुकि जाय तऽ अहाँ सब ओहि सँ मोतिहारी जा सकैत छी। जतय हम सब छलहुँ ओहि केर बगल मे ट्रेनक लाइन छलैक माँ जहिनाईसुनलथि तुंरत बाबुजी के छोरि सीधे लाइन तरफ़ दौडि के पहुँचि गेलिह आ हुनका देखि मौसी सेहो। मामा मना करैत रहि गेलाह कथि लेल सुनतिह। हम बाबुजी के पकरि कऽ बैसल रहि। मामा की करितथि हुनको पाछू सँ जाय परलैन्ह।जखैन्ह ट्रेन नजरि आबय लागलय तऽ देखलियैन्ह मामा दौडी कऽ अयलाह। मामा के आबितहि हम माँ सब लग चलि गेलहुँ। कतबो कहिये लाइन पर सँ हटि जो माँ कथि लेल हटतिह। जओं जओं ट्रेन लग आबय हमर डर बढैत जाय। गाँव वाला सब कात मे ठाढ़ भऽतमाशा देखि रहल छल। एक तऽ भारत बंद ताहु पर हम सब लाइन पर ठाढ़ भऽ गाड़ी रोकय छलहुँ। गाड़ी किछु दूर पर ठाढ़ भऽ गेलय आ ओहि के बाद धीरे धीरे हमरा सब दिस बढ़य लागल। ट्रेन एकदम धीरे धीरे चलय छल। सब गेट पर सिपाही सब ओहिना नजरि आबैत छल। माँ जहिना देखलथि जे गाड़ी आब लग आबि गेल छैक कि जोर जोर सँ चिल्लाबय लागलिह "गाड़ी रोको, मदद करो पूरे परिवार का एक्सिडेन्ट हुआ है"। गाड़ी लग मे आयल तऽ हम सब बगल भऽ गेलहुँ। पहिने तऽ बुझायल गाड़ी नहि रुकत मुदा किछु आगू जा रुकि गेल। हम सब सबस पहिने बाबुजी के ऊपर चढेलहुँ आ आराम सँ एकटा सीट पर सुता देलियैन्ह ओकर बाद सब कियो ट्रेन पर चढि बैसि गेलहुँ।

कोहुना मोतिहारी स्टेशन तक पहुँचलहुँ। पूरा स्टेशन लोक सँ भरल छलैक। असल मे गार्ड खबरि दऽ देने रहैक जे एक्सिडेन्ट वाला सब के आनि रहल छी। ओहि ठाम सँ हॉस्पिटल तक सब इंतज़ाम पुलिस वालाक छलैक। संयोग सँ ओहि ठामक एक गोट रेलवे के पैघ अधिकारी हमर परिवार के चिन्हैत छलाह ओ हमर बड़का काका आ एकटा हमर पितिऔत काका के जे कि रेलवे मे छलाह खबरि कऽ देलैथ।

बाबुजी के डॉक्टर कहि देलकैन्ह अछि तुंरत सीतापुर या अलिगढ लऽ जएबाक लेल हुनकर एक आँखि मे बहुत चोट छैन्ह। बाकी सब के घाव छलैक जे ठीक होयबा मे दू चारि दिन और लागि जयतैक।

मोतिहारी करीब करीब हमर पूरा परिवारक लोक पहुँचि गेल छलथि विचार भेलय जे लाल मामा आ माँ के छोरि सभ गोटे गाम जायब।

माँ लाल मामाक सँग बाबुजी के लऽ कऽ अलिगढ चलि गेलिह, छोटू के तऽ सँग लऽगेलिह मुदा बाकि तीनू बहिन के हमरा पर छोड़ि कऽ गेल रहथि। हम सब बड़का काका काकी सँग मोतिहारी सँ गाम आबि गेलहुँ। दादी मौसी मधु निक्की पप्पू आ सोनू सेहो संगे आबि गेलाह। गाम पहुँचलहुँ, ई समाचार सुनि बाबा बड दुखी छलाह। एकटा बेटा के गेलाक दुःख तऽ रहबे करैन्ह दोसर बेटा के दुर्घटनाक समाचार हुनका आओर तोड़ि देलकैन्ह। इम्हर सब बच्चा सब डरल सहमल रहथि। मधु सब तऽ मौसी लग रहैत रहथि दादी से, अपन दोसर दोसर काज मे रहैत छलिह मुदा हमर तीनू बहिन हमरा एको मिनट लेल नहि छोरथि। हमरा अपने किछु नहि फुरैत छल की करी। डरल तऽ हमहू रही मुदा हुनका सब केर सोंझा मे साहस केने रही। बौआ सेहो गाम पर छलथि हुनकर परीक्षा भऽ गेल रहैन्ह।

दोसर दिन भरि दिन लोकक एनाई गेनाई लागल रहलै आ भरि दिन कन्ना रोहटि सेहो होयत रहैत छलैक। जतेक कन्ना रोहटि होय ततेक बच्चा सब और डरि जैत छलथि। साँझ होयत देरी सब हमरा पकरि कऽ बैसि जाय गेलिह। अचानक हम जाहि कोठरी मे रही ताहि मे बड़की काकी अयलीह आ बच्चा सब के पकड़ि क किछु जलखई करेबाक लेल लऽ गेलिह। हम चुप चाप घर मे बैसि क असग़र कानैत छलहुँ आ भगवान सँ कहैत छलहुँ हे भगवान माँ नहि छैथ बाबुजी के की होयतैन्ह नहि जानि एखैंह कम सँ कम हिनका पठा दियौन हम असग़र कोना तीनू के सम्भारब। मौसी आ मधु सब सँग तऽ सब गोटे के सहानुभूति छलैन्ह मुदाईतीनू बहिन के देखय लेल हमही टा छलियैन्ह। ई सोचिये रहल छलहुँ कि देखलियैक

एकटा जन बैग लेने आयल आ राखि कs चलि गेल। देखला सँ हिनके बैग जेहेन छलैक मुदा जा धरि हम किछु पुछतिए ओ चलि गेल। हमरा मोन मे पचास तरहक बात आबि रहल छल कि देखलियैन्हईघर मे घुसि रहल छथि।ईसीधे हमरा लग अयलाह आ जहिना पुछलाह अहाँ कोना छी कि हमरा नहि रहि भेल आ हम हिनका पकरि कs खूब कानय लगलहुँ। इहो पाछु कथि लेल रहताह आ दुनु गोटे एक दुसरा के पकरि कs कानैत छलहुँ। हमरा सब केर मुँह सँ एको शब्द कथि लेल निकलत।

अचानक हमरा बुझायल जे तीनू बहिन आबि रहल छथि। हम अपना के सम्हारैत हिनका सँ पुछलियैन्ह अहाँके कोना बुझल भेल। कहलाह हम तs मोतिहारी आयल छलहुँ अपन कॉलेजक काज सँ ओझाजी ओहिठाम गेलहुँ तs पता चलल। हम पहिने हॉस्पिटल गेल रहि बाबुजी आ मामा के देखि हमर मोन ख़राब भs गेल। ओहि ठाम सँ भागल एहि ठाम आयल छी। हम सब गप्प करिते छलहुँ कि तीनू बहिन आबि गेलिह आ आबिते सोनी हिनका पकरि कs कानय लगलीह। बिन्नी अन्नू से लग मे आबि गेलिह। ओ दृश्य हम नहि बिसरी सकैत छी। बौआ तs लड़का छलाह आ बाबा सँ हुनका बड लगाव छलैन्ह मुदा हमरा सब के मोन मे असुरक्षा के भावना छल ओ हिनका देखि खतम भेल।

काका केर काज खतम भेलाक बाद सब चलि गेलाह हम चारु भाई बहिन, बाबा दादी आ मौसी अपन चारु बच्चा सब सँग रहि गेलिह। इहो चलि गेलाह, हमरा एको रत्ती गाम पर मोन नहि लागैत छल, मुदा मजबूरी मे रहय परल। अचानक एक दिन तार आयल जे नानी सेहो नहि रहलिह। काका के देहान्तक खबरी सुनि ओ खाना पीना छोरि देने रहथि आ हुनक देहांत भs गेलैन्ह। तार अयलाक एक दू दिन बाद मामा अयलाह ओ अपना सँग मौसी आ हुनक चारु बच्चा सब के सेहो लs कs चलि गेलाह मुदा ओ एक बेर हमरा सब के कहबो नहि केलाह जे अहुँ सब चलु। हम ओ दिन नहि बिसरी सकैत छी मौसी सब केर गेलाक बाद मात्र हम पाँच भाई बहिन आ बाबा दादी रहि गेलहुँ एक तs हम सब कहियो गाम असग़र नहि रहल रही ताहु परओहेन परिस्थिति मे। राति राति भर हम डर सँ नहि सूती। सोनी तs राति मे हमारा पकडि कs सुतथि आ ताहू पर कैयक बेर डर सँ चिल्ला उठैथ।

एक तऽ हम अपनहि डरपोक ताहि पर सब भाई बहिन के जिम्मेदारी हमरा पर रहैक। दादी बाबा तऽ बुढ छलथि। माँ बाबुजी के कोनो समाचार से बुझय मे नहि आबि रहल छल। हम राति राति भर सूती नहि आ सोचैत रहैत छलहुँ।

नहि जानी कियैक करीब पन्द्रह दिन भऽ गेलैक माँ बाबूजी के कोनो समाचार नहि भेटल छलईसोचि सोचि हमरा बड चिन्ता होयत छल। राति के निन्द तऽ नहिये होय उलटे चारि पाँच दिन सँ हमर छाती मे जोर सँ दर्द होमय लागल । पहिने तऽ दादी के हम नहि कहलियैन्ह मुदा बाद मे कहय परल। दादी के से चिन्ता होमय लागलैंह, ओ अपना भरि किछु किछु सँ मालिश करथि मुदा ठीक नहि भेल। अंत मे दादी कहलथि ठाकुर जी के चट्ठी लिखि दहुन आबि जयताह। मुदा ओ अपनहि हमरा सब केर देखय लेल पहुँची गेलाह आ दादी के कहला पर हमरा लऽ क पटना डॉक्टर सँ देखाबय लेल लऽ गेलाह। पटना मे हमर मौसी रहैत छलिह हुनके ओहि ठाम रही इलाज करेबाक विचार भेलैक। सब गोटे के जेबा मे तऽ झंझट छलैक मुदा हम अन्नू के नहि छोरलियैन्ह आ हुनका अपना सँग लेने गेलियैन्ह। सोनी बिन्नी के दादी राखि लेलथिन्ह आ कहलथि कोनो चिन्ता नहि करय के लेल।

हम सब साँझ मे पटना पहुँचलहुँ आ मौसी के डेरा गेलहुँ, ओहि ठाम बाबुजी पहिनहि सँ रहथि।ओ सब भोर मे पहुँचल रहथि। माँ सँ पता चलल जे बाबुजी के कोहुना एकटा आँखि बाचि गेलैन्ह दोसर नहि बचायल जा सकलैन्ह। दोसर दिन हम सब जमशेदपुर आबि गेलहुँ ।

(अगिला अंकमे)

गजेन्द्र ठाकुरक कुरुक्षेत्रम् अन्तर्मनक पर डॉ. उदय नारायण सिंह "नचिकेता"

गजेन्द्र ठाकुरक सात खण्डमे विभाजित कुरुक्षेत्रम् अन्तर्मनक मे एकहि संग कठिनसँ कठिन विषयपर सुचिन्तित विश्लेषण भेटत आ उपन्यासक जटिल कथा केर गुत्थी सेहो भेटत सुलझाएल आ संगहि प्रेमक कविता आ प्रकृतिक गीत सेहो । सात खण्ड एहि प्रकार छन्हि-

खण्ड-१ प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना

खण्ड-२ उपन्यास-सहस्त्रबाढ़नि

खण्ड-३ पद्य-संग्रह-सहस्त्राब्दीक चौपड़पर

खण्ड-४ कथा-गल्प सग्रह-गल्प गुच्छ

खण्ड-५ नाटक-संकर्षण

खण्ड-६ महाकाव्य- १.त्वञ्चाहञ्च आ २.असञ्जाति मन

खण्ड-७ बालमंडली /किशोर जगत

सभसँ महत्त्वपूर्ण बात ई जे सभ विषयक पाठकक आ पाठिकाक लेल एतए किछु ने किछु भेटबे करत । पुछलियन्हि जे एहन संरचना किएक तँ जे किछु कहलन्हि ताहिसँ लागल जे ई हिन्दी केर तार-सप्तक आ तमिलक कुरुक्षेत्रम् केर बीच मे कतहु अपन जगह बनेबाक प्रयास कऽ रहल छथि । फराक एतबे जे हिन्दी आ तमिल मे कएक गोटे मिलि कए सन्कलित भेल छथि एकटा जिल्दमे, आ एतए कएक लेखकक द्वारा विभिन्न विधा केर रचना नहि रहि हिनके अपन रचना पोथीमे उपलब्ध कराओल गेल अछि ।

